30 अप्रैलक' रातिमे स्थिति ख़राब देखि रीजनल अस्पताल ल' गेलियनि | हमरा संगे सेंट्रल स्कूलक किछु शिक्षक सेहो छलाह |

डॉक्टर आला ल'क' जांचिक' कहलनि, 'अब नहीं हैं |'

घर घुरबाक लेल साधनक व्यवस्था नहि भ' रहल छल |

अस्पतालक निदेशक मोहन्ती साहेब उडीसाक छलाह |

हमरा संग सेंट्रल स्कूलक शिक्षक छलाह शीत सर, ओहो उडीसाक छलाह | ओ कहलनि, रुकिए मैं मोहन्ती साहब को कहता हूँ, मेरा उनसे अच्छा सम्बन्ध है |

शीत सर मोहन्ती साहेबकें फोन क'क' कहलखिन सभ बात आ एम्बुलेंसक व्यवस्थाक अनुरोध केलखिन |

मोहन्ती साहेब कहलखिन,आपने मुझे सूचित कर दिया, अब तो नियमानुसार कल पोस्टमार्टम के बाद ही डेड बॉडी दी जा सकती है, कल शाम हो जाएगा |

सभ विभागक अपन-अपन नियम होइ छै | मोहन्ती साहेब मजबूर छलाह, शीत सरकें कहलखिन, मुझे बिना कहे ले गये रहते तो अलग बात थी, मुझे कह दिया तब तो नियमानुसार चलना होगा |

शीत सर अपनाकें दोखी मानैत हमरासं क्षमा याचना कर' लगलाह |

हम कहलियनि, अहाँ त हमरा मदति कर' चाहैत छलहुँ,अहाँ अपनाकें दोखी किए मानैत छी, भ' सकैत अछि हमर पिता मरियोक' हमरा किछु सिखयबाक कोशिश क' रहल होथि |

डेड बॉडीकें आइस रूममे सुरक्षित रखबाक लेल शुल्क जमाक' क' बैसिक' भोरक प्रतीक्षा कर' लगलहुं |

शीत सर सेहो भरि राति हमरे संग रहलाह |

भोरे हम डेरामे खबरि क' क' रविजी ओत' गेलहुं |

रविजी दुबेजी ओत' ल' गेलाह |

दुबेजी गिरिजी ओत' ल' गेलाह |

गिरिजी कहलनि, चलै चलू अस्पताल |

तीनू गोटे विदा भेलहुँ |

रीजनल अस्पताल लग गिरिजी कहलनि, आप लोग चलिए,हम तुरंत आ रहे हैं |

हम सभ अस्पताल गेलहुँ |

किछुए कालमे कतहुसं फोन एलै |

डॉक्टर साहेब कहलनि, आप ले जा सकते हैं, एम्बुलेंस भी आ रहा है |

हम पुछलियनि,'और पोस्टमॉर्टेम ?'

कहलनि, आदेश मिल गया है, आप ही चार लाइन लिख दीजिए कब से बीमार थे,अब पोस्टमॉर्टेम की जरुरत नहीं है | हम संक्षेप मे लिखिक' देलियनि, रवि जी,दुबेजी,गिरि जी तीनू गोटे गबाहक रूपमे हस्ताक्षर केलखिन |

गिरिजी सभ बात कहलनि |

ओ कोनो नेताजी लग गेल छलाह, हुनका सभ बात कहलखिन,ओ अस्पतालक सम्बन्धित अधिकारी सभकें कहलखिन, ठाकुर साहब से विवरण लिखाकर, उस पर गवाहों का हस्ताक्षर लेकर डेड बॉडी सुपुर्द कर दीजिए, प्रबन्धन आ थाना मानि गेलै |

एम्बुलेंस सेहो उपलब्ध भ'गेल |

किछु गोटे लकड़ीक प्रबन्ध केलनि |

रविजी,दुबेजी,गिरिजी ई तीनू गोटे त गत लगभग दू बरखसं बाबूक जिज्ञासामे अधिक काल अबिते रहैत छलाह, अस्पतालोमे जाक' देखैत रहैत छलखिन, ई सभ त रहबे करथि, विवेक छलाहे, नवीन मिश्रजी,चक्रधर झा जी,मायाकांत झा जी,दुबे जीक छोट भाए,दीक्षित जी,मुखिया जी, राजेंद्र अग्रवाल,अशर्फी मंडल,सुरेश प्रसाद साहु,विजय कुमार श्रीवास्तव, दल प्रताप,श्याम किशोर, मथुरा नाई, बैंकक स्टाफमे

बालाकृष्णनजी,तिग्गाजी,खडग सिंह,राम कृपाल और बहुत गोटे संग आबि गेलाह | मुखिया जीक नेतृत्वमे औपचारिकता हुअ' लागल |

सभ औपचारिकताक संग आवाससं किछुए दूरपर अन्त्येष्ठिक प्रबन्ध कएल गेल |

साँझमे नवीन मिश्रजी हल्दीबाड़ी गेलाह | पी.सी.ओ.सं दिल्लीमे दुनू भाए, बहिन-बहिनोकें आ पटनामे मामाकें फोनसं सूचना द' देल गेलनि |

<u>गयामे श्राद्धक व्यवस्था :</u>

दिल्लीसं दुनू अनुज ललनजी आ रतनजी एलाह, बहिन सच्ची बुच्चीक संग एलीह |

बसंतक बी.ए.अंतिम वर्षक परीक्षा लग आबि गेल छलनि | चारि साल पहिने मायक श्राद्धक समय गाम मे रहबाक कारण हिनकर परीक्षा छूटि गेल रहनि आ दोसर साल बारहवींक परीक्षा देबामे बहुत कष्ट भेल रहनि | आब एहि बेर यदि गाम जाक' श्राद्धक सभ काज करै छी त फेर बहुत झंझट उपस्थित हएत, तें विकल्पपर विचार करै गेलहुँ |

कय गोटेसं विचार-विमर्श भेल |

अन्तमे गयामे श्राद्ध क्रिया संपन्न कय डोमनहिल आबि जते गोटे कठियारी गेल छलाह हुनका सभकें आमंत्रित कय भोजक औपचारिकता पूर्ण करबापर सहमति भेल | अस्थि सेहो ओतहि विसर्जित करबाक निर्णय लेल गेल |

पटनामे छोटका मामा छलाह, हुनका सभ बात कहि देल गेलनि |

हम सभ गोटे डोमनहिलसं एकटा जीप आरक्षित क' क' अंबिकापुर होइत गरबा रोड जंक्शन पहुँचलहुं | हम अपने संगमे अस्थि सेहो ल' नेने रही |

पटनासं मामा सेहो एलाह |

गयामे फल्गू नदी छथिन, हुनका गुप्त गंगा कहल जाइ छनि |

किछुए माटि हटेलासं जल निकलि जाइत छैक | ओना ओ नदी सूखल रहैत छैक |

विद्यापतिक ओ कथा पढने रही, सिमरियासं बहुत पहिनहि कहार सभकें रोकि देलखिन, सभ थाकि गेल छल, कहलखिन जे हम एतेक दूर धरि आबि गेल छी त माए अपन पुत्र लेल किछु दूर नहि आबि सकैत छथि ? चमत्कार भेलै, भोरे सभ क्यो जागल त देखलक गंगा ओत' धरि पहुंचि गेल छलखिन |

हमहूँ ओहि घटनाक स्मरण करैत मोने मोन कहलियनि, हे माँ गंगे, हमरा बूते से संभव भ' सकल से क' रहल छी, जे त्रुटि भेल होइ तकरा अहाँ पूर्ण क' देबै |

हम सभ ओतहि रही त एक आदमी एलाह कहैत, अहाँ सभ जल्दी हटू ओत' सं, गंगा हहाएल आबि रहल छथि | हम सभ ऊपर चलि गेलहुँ आ थोड़बे कालमे ओ सूखल नदी लबालब भरि गेलै | ओहि ठामक पंडा सभ कहलनि जे कहियो-कहियो एना होइ छै, फेर धीरे-धीरे पानि कम होमय लगैत छैक |

गया धाममे सभ गोटेक रहबाक व्यवस्था भ' गेल छल |

नीक जकाँ सभ काज संपन्न क'क' ट्रेनसं गरबा रोड जंक्शन आ ओत' सं बससं अम्बिकापुर आ ओत'सं बससं डोमनहिल पहुंचि जाइ गेलहुँ |

डोमनहिलमे जे सभ दाह क्रियामे सम्मिलित भेल छलाह, हुनका सभ गोटेकें निमंत्रण दए भोजनक व्यवस्था कएल गेल |

बसंत बी.ए. अंतिम वर्षक परीक्षामे सम्मिलित भेलीह, तैयारीमे बाधा त भेबे केलनि, मुदा साल बर्बाद नै भेलनि, बी.ए.उतीर्ण भेलीह |

गत कए बरखसं हमर प्राथमिकतामे अपने छलहुँ, हमर नोकरी छल,हमर पिता छलाह | धिया-पुताक शिक्षाक समुचित व्यवस्था करबामे हम असफल रहलहुं, एकर परिणाम हुनका सभकें भोग' पड़लनि |

बाबूक प्रस्थानक बाद हमर प्राथमिकतामे धिया-पुताक शिक्षाक समुचित व्यवस्था करब आएल, मुदा ताधरि बहुत देरी भ' चुकल छलै |



ISSN 2229-547X VIDEHA

मैथिली आ विवेक भिलाइ गेलाह, कोचिंग संस्थानमे एक सत्र रहै गेलाह | वसन्त एम.ए. (अर्थ शास्त्र )मे नाम लिखौलनि |

स्थानान्तरण :

हमरा डोमनहिलमे पाँच सालसं बेशी भ' गेल छल | अनुरोधपर स्थानान्तरणक आदेश एक बेर तेहेन समय आएल छल जखन बी.ए.अंतिम वर्षमे छलीह | पता चलल जे एखन यदि बिहार जाइ छी त ओत' बी.ए.प्रथम वर्षसं शुरू कर' पड़तनि, अही कारण ओहि स्वीकृतिकें अस्वीकार कर' पड़ल |

तकर बाद एक बेर पदोन्नतिक अवसर आएल, मुदा हम सफल नहि भेलहुँ |

पाँच साल बाद हमरा मध्य प्रदेशक सिवनी जिलाक एकटा शाखामे स्थानान्तरणक आदेश प्राप्त भेल |

हम चाहैत रही जे एहेन स्थानपर होइतय जाहि ठामसं बिहार जेबाक लेल ट्रेनक सुविधा रहितइ |

रायपुर गेलहुँ | यूनियन क महासचिव एम.के.अग्रवाल साहेबसं सम्पर्क केलहुं | आंचलिक कार्यालय गेलहुँ | हमरा एकटा विकल्प देल गेल 'कोतमा' शाखा | कोतमामे रेलवे स्टेशन छै, ओत'सं अनूपपुर आ अनूपपुर जंक्शनसं पटनाक लेल ट्रेन उपलब्ध होइत छै |

हम स्वीकार क' लेलहुं |

चिरिमिरी आ कोतमाक बीच मनेन्द्रगढ़मे नीक कॉलेज छै आ नीक आवास सेहो उपलब्ध भ' सकैए, तें निर्णय लेलहुं जे परिवार मनेन्द्रगढ़मे राखि अपने मनेन्द्रगढ़सं कोतमा जाएब | जेबा-एबाक लेल ट्रेन छै, से पता चलल | कोतमा शाखाक लेल स्थानान्तरण आदेश ल' क' रायपुरसं डोमनहिल घुरलहुं |

15.06.1999 क' हम डोमनहिल कोलियरी शाखा सं भारमुक्त भेलहुँ |

( क्रमशः )

पटना / 13.12.2021

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ज्ञानवर्द्धन कंठ

जालंधर-यात्रा

परियोजना-ऑफिसमे आइ हूलि-मालि मचल छैक।जे साहेब हर संचिकापर 'विमर्श' लिखि संभाग-प्रभारीसँ तय-तमन्ना कयने बिनु कहियो 'यथाप्रस्तावित' लिखिते नहि छलाह,वएह साहेब आइ हाइं -हाइं फाइल साइन क' रहल छथिन।रतुका ट्रेन छनि।जहिया साहेब मुख्यालय छोड़ै छथिन तहिया हुनकर एम्बेसडरमे दूटा एयरबैग धराइ छैक।एकटामे पाइ भरल रहैत छैक।ड्राइवर शोएबकेँ सभटा बूझल रहैत छैक।साहेब क्वार्टर चलि गेलखिन।चलैसँ पहिने शोएबकेँ पुछलथिन-

"दूनू बैग रख देलहू?"

कहलकनि-"एमरी कोनो टसकबे न कलकै।एक्केगो बैग हय समानबला।"

साहेब पैजामासँ बाहर।एकाउंट्स अफसरकेँ फोन लगेलनि-

"का रे, हम मर गेली का?कहाँ हय साले कंपोनेंट इंचार्ज के नाती सब?आबे दे जालंधर से।"

जवाब भेटलनि-"आ रहली ह' हमनी सर।पितायल न जाउ।"

तकर बाद एकाउंट्स अफसर ऑफिसमे फनक' लागल- "तनको लाज लगै हय कोढ़िया कंपोनेंट इंचार्ज सब के?रे केकरा नाम पर कोनो दूगो पाइ दै हौ?ओकाद हौ केकरो बाप के?बमकल हौ साहेब।बेटा बेमार हइ, तैसे!आबे देही ओन्नी से।भेंट करेतौ बपहिया से..."

तावत एकाउंट्स सेक्शनमे भीड़ लागि गेलैक।धाइं-धाइं स्टाफ सभ जूट' लगलैक।सभक लिफाफ ल' एकाउंट्स अफसर साहेबक क्वार्टरपर गेलाह।संगे टीशन छोड़ि एलथिन।

आइ पंद्रह दिनक बाद साहेब घुरलाह अछि।कोनो कंपोनेंट इंचार्जक लिफाफ नहि पकड़ि रहल छथिन।सभ अचरजमे पड़ल अछि।एकाउंट्स सेक्शनमे फेर सभ जुटल।एकाउंट्स अफसर बाजि रहल छथि-

"साहेब बदल गेलन साफे-साफ।बेटा के इंजीनियरिंगमे नाउँ लिखा के आयल रहलन।ततना न रैगिंग कलकै आ बरजोरी ड्रग्स खियाबे लगलै जे सनकल लेखा करै हइ।एक्केगो बेटा हइन।साहेब बड़ा रोऐत रहलथिन



ISSN 2229-547X VIDEHA

ह'।बोलैत रहलथिन ह'-हम त' बरबाद हो गेली हो ए.ओ. साहेब।भोग भोग रहली ह'।ई जालंधर-ट्रिप बदल देलको लाइफ।की होइय',की कहियो?गूड़ के मार धोकरे जनै हइ..."

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

डॉ. किशन कारीगर

पुरूस्कारी गुर्गा पुरूस्कार बँटा डकैत (हास्य कटाक्ष)

बाबा बड़बड़ाइत रहै घिना गेल मिथिला मैथिली. इ मैथिल डकैत आ गुर्गा सब पुरूस्कारी खेल मे त चंबलो घाटी डकैत के कान काटि लेत की? एकरा सबके कोनो लाज धाख छै आ कोन झड़कलहा के पुरूस्कारी धूर्तै के लाज छै? किताब बिकाइ छै नैहे लोक पढ़लकै नैहे आ वरिष्ठ साहित्यकार हेबाक दाबिए चूर रहैए ई डकैत सब. मनमाना पर उतारू यै जे हमरा के की कए लेत? वास्तव मे मिथिला समाजक लोक सब सेहो चोरनुकबा यै त अई डकैत सबके मनमाना के रोकत? के मंगतै जवाब, केकरा माने मतलब छै?

हम बजली हौ बाबा भिंसरे भिंसरे की हो गेलहो? घर मे डकैती हो गेलौ? की कोइ भांग खुआए देलकहो जे बाबा तोंई एना बड़बड़ाए रहलौ? पुरस्कार त गेल जाइ हइ ओकरो कहूँ डकैति होलैइए? हमर गप सुन बाबा हां हां के हँसे लगले आ बोललकै हौ कारीगर तोरा सबटा यथार्थ बुझल छह आ यथार्थवादी लेखन माध्यमे लोक के पुरूस्कारी धूर्तै के देखार चिन्हाक कए दै छहक? आ अखैन अनठिया के हमरे स पुछै छह आ हमरे स सुनै चाहै छह? हम बोलली यौ बाबा हम कोनो चोर डकैत के गिरोह मे रहै छी की? हमरा पुरूस्कारी चोरी डकैती बारे मे कुछो ने बुझल है क? बलू अहीं साफ साफ कहू जे पुरूस्कारी डकैती की हइ?

बाबा बोललकै देखै नै छहक जे मैथिली साहित्यकार सब चोर डकैत जेंका अपन गिरोह बनेने अछि. जेहेन गिरोह तेहेन पुरूस्कार बँटा डकैत आ तेहने पुरूस्कारी गुर्गा सब. ई सब तेना हो हो करतह जे एकरे सब दुआरे मिथिला मैथिली बांचल होउ? आ एहि धूर्तै मे इ सब मिथिला मैथिली के अपन बपौती बुझि कब्जा जमौने रहल. कतेक नाम गनबिअह? साहित्य अकादमी, मैथिली भोजपुरी अकादमी, मिथिला मैथिली समिति, लेखक संघ, परिषद कतेको एहेन गिरोह आ तेक्कर गुर्गा सब मिली मैथिली पुरस्कारक डकैति मे लागल यै की? यथार्थ कहबहक त डकैत आ गुर्गा सब बतकुट्टबैल क अप्पन चलकपनी कुकृत्य के झँपै के फिराक मे रहतह. मैथिली पुरस्कार मे कोनो निष्पक्ष व्यवस्था कतौ नै भेटतह? जेहेन गिरोह आ जेहेन गुर्गा तेहने पुरस्कार बँटा डकैती. अहि दुआरे त मैथिली पुरस्कार सब महत्वहीन भ गेलै आ घिना के राखि दै जाइ गेलै. यथार्थ कहक त उनटे हमरे तोरे कुंठित कहि चलकपनी करतह. उ डकैत गुर्गा सब अपने कतेक कुंठित अछि जे निष्पक्ष व्यवस्था के बात पर कपरफोरी पर उतारू भऽ जेतह की?

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

हम बाबा स पुछली जे पुरूस्कार देलकै आ भेटलै त अइ मे पुरूस्कारी डकैत आ गुर्गा कैसने हो गेलै? बाबा हां हां के बोलै लगलै हौ कारीगर तहूँ सबटा हमरे मुँहे अइ पुरूस्कार बँटा डकैत सबहक देखार चिन्हार करेबह त हैइए लैह सुनहअ सबटा किरदानी. एकटा गप कहअ हमर तोहर यथार्थवादी बिचार मिलै छह आ अपना सब त कोनो गिरोहो मे नै रहै छि. तइयो हम तोरा बसहा बरद पुरूस्कार द दियअ आ तूं हमरा मिथिलांचल टुडे पत्रकारित पुरूस्कार बाँटि दैए त इ पुरस्कारी डकैति भेलै की नै? चिन्हा परिचे, सर कुटमारी, हिरोहबादी होहकारी, संयोजकीय जोगारी बले मैथिली पुरूस्कार लूट मचल छै आ उनटे अनका उपदेश जे झरकल मुँह झपनै नीक त अइ डकैत सबके अपन किरदानी किए नै देखै छै. एकरो सब लेल कहबी बनतै ने पुरूस्कारी डकैत के अपकरमी मुँह उघारे नीक. पुरस्कारी डकैत सब नैह तन निष्पक्ष व्यवस्था बेर हरहड़ी बज्जर खैस परै छैन्ह की?

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।



ISSN 2229-547X VIDEHA

आशीष अनचिन्हार

हे शिव "एकरा गजल कहितहुँ" होइछ लाज (आलेख)

कोनो लेखक केर एकटा मुख्य विषय, मुख्य विधा आ मुख्य तेवर रहैत छै जकरा पूरा दुनियाँ जानै छै। मुदा ताही संगे ओहि लेखक केर किछु एहन बात रहै जे दुनियाँ नै जानै छै आ जहिया जानै छै तहिया आश्चर्य लागै छै जे हिनकर ईहो रूप छनि। ई रूप नकारात्मक हेतै से हम नै कहि रहल छी मुदा नीको पक्ष जँ नुकाएल रहए तँ सार्वजनिक भेलापर आश्चर्य होइते छै। एहने सन अनुभव हमरा प्रो. भैरवेश्वर झा द्वारा संपादित "किरण समग्र-खंड चारि, भक्ति एवं श्रृंगार गीत संग्रहःरसमंजरी" नामक पोथी पढ़ि भेल। ई पोथी डा. काञ्चीनाथ झा 'किरण'जीक भक्ति एवं शृंगारपरक रचनाक संग्रह अछि।

भक्ति आ शृंगार ताहूमे काञ्चीनाथ झाजी द्वारा लिखल। जखन कि किरणजीक मुख्य तेवर छनि यथार्थवादी रचना आ ओकर पोषण। एहन नै छै जे भक्ति वा शृंगार लिखब अपराध छै मुदा उपरे कहलहुँ जे मुख्य तेवरक बाद जँ आन तेवरसँ परिचय होइत छै तखन आश्चर्य लगिते छै। आ से आश्चर्य पोथीक भूमिकामे सेहो भेटत। आ एहन-एहन गौण पक्षकेँ पाठक लग आनए बला साधुवादक पात्र छथि। तँइ भैरवेश्वरजी सेहो धन्यवादक पात्र छथि। मुदा एहि धन्यवादक संगे हम ईहो स्पष्ट कऽ दी जे किछु बिंदुपर हिनक संपादन कमजोर रहि गेल छनि जकर चर्च हम आगू करब। तैयो भैरवेश्वर जी धन्यवादक पात्र रहबे करताह। भैरवेश्वरजी अपन भूमिकामे कविक प्रारंभिक कालक वर्णन आ हुनकर काव्य शैलीक चर्च केने छथि जे कि पर्याप्त नै अछि। पर्याप्त नै अछि माने जे बहुत रास महत्वपूर्ण बिंदुकेँ छोड़ल गेल अछि। प्राचीन कालमे कोनो मूल कविकेँ अपन भाषाक अनुरूप बना कऽ प्रस्तुत करब अपराध नै होइत छलै मुदा आब एहि प्रवृतिकेँ हेय बूझल जाइत छै। बौद्ध कवि भुसुकपाद केर रचनाक अनुवाद कबीर केने छथि तँ जयदेवक रचनाक अनुवाद विद्यापति। दामोदर मिश्रजीक हनुमानपर आधारित नाटक केर अनुवाद रामचरित मानसमे भेटत। तेनाहिते ज्योतिरीश्वर कृत धूर्तसमागम केर अनुवाद अंधेर नगरीमे भेटत। जँ किरणजीक रचना जे कि एहि पोथीमे संकलित अछि ताहिमे सेहो अनुवाद करबाक प्राचीन परंपराकेँ पालन केलाह अछि जेना कि पृष्ठ-17 पर "नील कलेवर मुरली मनोहर" रचना। ई शुरूआत अछि जँ पोथी पढ़ैत जेबै तँ एहन उदाहरण भेटैत चलि जाएत। भैरवेश्वरजी एहि बिंदुकेँ अपन भूमिकामे नै उठा सकलाह अछि जाहि कारणसँ आजुक पाठक किरणजीपर नकलक आरोप लगा सकै छथि।

पोथीक बहुत रास रचनाक संगे राग-भास केर उल्लेख भेल अछि जे कि नीक अछि। संगे-संग गीतक प्रकार यथा तिरहुत बटगवनी आदिक उल्लेख भेल अछि जकरा भूमिकामे सेहो कहल गेल अछि। मुदा भूमिकामे जे

एहि संगे एक चीज छूटल अछि ओ अछि "गजल"। एहि पोथीक पृष्ठ-87 पर आ ताहिसँ आगू किछु रचनाक उपर गजल शब्दक प्रयोग भेल अछि आ एहि संबंधमे भूमिकामे किछु नै कहल गेल अछि। आगू बढ़ी ताहिसँ पहिने अहाँ सभ गजल लागल रचना सभकेँ पढ़-देखि ली से नीक रहत।

1

प्रिये अपना नैना सँ नैना मिलाउ अहाँ
अपना कोइली वयना के सुर सुनाउ अहाँ

देखि मुखचंद्र प्रेयसि युगपयोधर उन्नते
पान रञ्जित अधर पल्लव मदन मम दसंते
अपना कुसमित छाती मे छाती लगाउ अहाँ

कुसुम कोमल बाहुलति सँ बान्हि चुमबन देहु मे
बसहु काञ्चिनाथ के मन मृदुल बीच मे
हमरा सँ यौवन के सेवा कराउ अहाँ।
(पृष्ठ -87)

2

कन्हैया कन्त सङ सखिया खेलबै आजु होरी
पहिरि कय रेसमी सड़िया उड़ेबै भरि झोड़ी
चलेबै काजरित अँखिया सुतिख-तिख वाण हरि रिपु के।
सुनेबै फगुआ लोभेबै चित्त साजन के

नारिक मान ई यौवन पहुक उत्संग मे बसि के
काञ्चिनाथ पिय के हम चढ़ेबै विहुँसी हँसि के।
(पृष्ठ-88)

3

कन्त बिना कामिनी खेलाएत कोना
भानु बिना कमलिनि फुलाएत कोना
चन्द्र बिना चन्द्रिका अमृताएत कोना
मेघ बिना दामिनि विलसाएत कोना
काञ्चिनाथ विनु लता मुकुलाएत कोना
(पृष्ठ-95)

4

तोरि मदभरी यौवन नसाबए हमे हो
ओठ पर लाली तोर गाल गुलाबी
नयनो मे काजर कटारी मारे हो
बेलि कली सभ यौवन खिलल तोर
रेशम बनल चोली सताबै मोहे हो
काञ्चिनाथ भन तव मुख पंकज
मन मधुकर हिये लुभावै मोरे हो
(पृष्ठ-95-96)

5

प्रीतम मोर विदेश मे हे अलि, वारि वयस के हम भेलौं
फूलल बेली जूही चमेली चम्पा मालति हे आलि
कमलिनि कामिनि मुख अलि चूमय रभसि कुसुम रस पीब हे आलि
मोरा यौवन बगिया मे सखि फुलल अनुपम दुइ कलिया हे आलि
कुसुमक सौरभ चहु दिसि गमकय कौन भ्रमर रस लेता हे आलि
काञ्चिनाथ बिनु के मम सखिया उरज कमल रस पीता हे आलि
(पृष्ठ-96)

6

नयना चला कै मारल तिखवान

गाल गुलाबी शोभय नाक बुलाकी नैना मे कारी कमान
नहुँ-नहुँ यौवना कमल कली सम शुभय मदन के थान
तोर नयन सर बेधल हृदि मँह लहरय गरल समान
(पृष्ठ-97)

7
कमल कुसुम सम फुलु यौवन मम विफल पियाक विना रे
निठुर मलय बहु कुसुम सर वलय कोकिल करथि अनोरे
गुञ्जि भ्रमर कुल घूमय फूल जलय कमलिनि कामिनि द्वारे
काञ्चिनाथ पिय बिनु सखि क्रूरमार सर मारे
(पृष्ठ-97)

8
प्रियतम नाजुक रहितै रतिया मे खेलबितौं सजनी
बेली चमेली जूही चिनतौं रेशम सूत मे गजरा गथितौं
आदर सँ पिया के पहिरबितौं आली, घाड़ाजोड़ी बगिया बुलबितौं सजनी
लाल महल मे पलङ बिछबितौं, कुसुम कली सँ सेज सजबितौं
अपने सुतितौं पिय कँ सतबितौं, बालम छतिया मे छतिया मिलबितौं सजनी
मुसकि-मुसकि युग नैन चलबितौं, प्रियतम मानस मदन जगबितौं
जँ किछु कहितथि हँसि मुख फेरितौं, वालम सँ पौना धरबितौं सजनी
बिहुँसि उठि पिय अंग लगबितौं गहि भुजपाश तनिक मुख चुमितौं
काञ्चिनाथ सङ खेल खेलइतौं आली, नूतन यौवन रसवा लुटबितौं सजनी।
(पृष्ठ- 104)

जखन अहाँ सभ एहि रचना सभसँ गुजरल हएब तँ साफे पता चलि गेल हएत जे ई रचना सभ गजल विधाक रचना नै अछि। तखन फेर ई की अछि? हमरा बुझने किरणजी गजलकेँ राग बुझि लेने छथिन। ई बात हमरा एहि दुआरे बुझाइए जे आन रचना सभमे राग-भास निर्देश कएल गेल छै। ओनाहुतो गजल गायन अर्ध शास्त्रीय संगीतक बेसी निकट छै तँइ किरणजीकेँ भ्रम भऽ गेल हेतनि। मुदा गजल संगीतक विधा छैहे नै तँइ एहि पोथीमे देल गेल रचना गजल विधाक रचना नै अछि। बहुत संभव जे गजल नामक कोनो राग

अथवा कि ताल हो मुदा से हमरा नै पता। जँ गजल नामक कोनो राग वा ताल हेबो करतै तँ संगीतक गजल आ साहित्य केर गजलमे अंतर रहबे करतै। भैरवेश्वरजी अपन भूमिकामे एहि सभ तथ्य दिस कोनो इशारा नै केने छथि जाहिसँ नव रचनाकार लग भ्रम पसरबाक पूरा संभावना बनै छै।

एकै रचना किछु पाँति वा किछु शब्दक कारणे दू-दू बेर आएल अछि (देखू पृष्ठ 16-17 केर रचना आ पृष्ठ 79 केर रचना) एहन उदाहरण आर भऽ सकैए। संपादक चाहतथि तँ एकरा संपादित कऽ एक रूपमे आनि सकैत छलाह। मुदा भूमिकामे एहि तथ्य दिस कोनो बात नै कहल गेल अछि। जँ पोथीमे संकलित रचना सभकेँ पढ़ब तँ आधुनिक रोमांटिक गीत सभसँ ई आगू बुझाएत। एक-दू रचना तँ थियेटर (थियेटर के जे अर्थ मैथिलीमे होइत छै से ग्रहण करू) केर चलताउ गीतक बराबर सेहो अछि जेना "छोट-छोट यौवना दू तोर रसाल रे" (पृष्ठ-107)। भैरवेश्वरजी एहू तथ्यकेँ भूमिकामे नै लिखने छथि। "काञ्चीनाथ" भनितासँ एकटा गीत "जगत जननि जगतारिणी" सेहो भेटैत अछि जे कि एहि पोथीमे नै भेटल। बहुत संभव जे हमर नजरिसँ छूटि गेल हो। पाठक हमरा सूचित करथि हम अपन आलेखकेँ सुधारि लेब। अथवा ईहो भऽ सकैए जे "काञ्चीनाथ" भनितासँ आनो कवि लिखने होथि जे कि हमरा पता नै हएत।

जे किछु हो मुदा एहि संपादित पोथीमे देल गेल गजल नाम्ना रचना सभ ने तँ गजल अछि आ ने गजलक इतिहासमे उल्लेख करबा योग्य अछि मुदा ओइ बाबजूद मात्र अइ कारणसँ हम विवरण देलहुँ जे काल्हि कियो उठि कऽ कहि सकै छथि जे किरणजी सन महान साहित्यकार गजल लिखने छथि आ सही लिखने छथि। बस एही कारणसँ हम एतेक मेहनति केलहुँ अन्यथा एहि पोथीमे देल गजल नामक रचना सभमे कोनो एहन बात नै।

एहि आलेख केर शीर्षक अही संपादित पोथीमे देल किरणजीक एकटा गीतपर आधारित अछि। ओहि गीतकेँ ताकि पढ़ब पाठक केर काज छनि।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

मुन्नाजी

## वैधव्यता

जानि नहि, पुजारीक मोनमे की छन्हि - बिधवा रमाक प्रतिए ! ओकर उमेरे कतेक हेतै - अंदाजन बीस-एकैस साल । प्रतिदिन ओ अबैत अछि आ अपन मनोकामनाक प्रश्न मंदिरमे छोड़ि दैत अछि ।

रमेश कँ सदैव एहि बातक कचोट रहैछ जे रमा असमय घटल घटनाक बिपत्ति उघि रहलि छलि ।

हँ ! एक बरख कहिया ने पूरि गेल छलै ओ विकट समय । आब रमा हँसि कँ बजबामे सक्षम भेलि ताहिमे रमेशक योगदान छैक ।

मधुश्रावणी दिन ! मंदिरमे महिलाक जुटान - गर्द्धमिसान !

रमा हाथमे पूजाक थारीमे फल - फूल आ माला देखि पुजारी आगू अबैत रमा सँ आग्रह कयलनि - हाँ - हाँ ? रमा ! आइ सोहागिन सभक पाबनि छैक । मंदिरक शोभा स्थिर आ स्थायी रहैक - सहयोग करू, सिरिफ आइ घुरि जाउ ।

रमेश ई सुनतहि थारीमे राखल गेना फूलक माला उठा रमाक घेंटमे खसा देलकै आ बाजल - आब तँ मंदिरक कोनो व्यवस्था भंग नहि हयत ने ?

पुजारी आर आगू बढलाह - बाबू ! अहाँ नव विधानक संरक्षण कयल, निधोख पूजा करू

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

संतोष कुमार राय ’बटोही’

मंगरौना (धारावाहिक उपन्यास)

(तेसर खेप)

"लव माने प्रेम होएत छै कि प्यार ?"

"हमरा से नहि बुझल अछि।"

" नीतू अहाँ, अहाँ बताउ।"

"बहिन, हमरा लगैत अछि-’प्रेम’ ।"

इ छियैय आर के कॉलेज के प्रांगण। दू गोट सहेली बीए पार्ट वन मे पढ़ि रहल छथिन्ह। पहिल साल मौज-मस्ती मे बीत जाएत छै । विद्यार्थी के पता नहि चलैत छै। शीतलहर के बीच कॉलेज मे दोसरे मजा छै।

" नीतू, बुझौल छौ- अमीना छेलहु ने, वो गोलू के संग भागि गेलै।"

"हँ, ओकरा दुनू कें बीच बड़ि दिन सँ खिचड़ी पकि रहल छेलै। हमरा तऽ पहिने सँ बुझल छल।"

"मोन मे हमरो गुदगुदी भऽ रहल अछि। "

"दु साल सँ उ दुनू कबड्डी खेलैत छेलै।"

"तुहों तऽ गुल खिला रहर छैं रोहित कें संग।"

"नहि गै, हम ओहिना गप्प करैत रहैत छी।"

"कॉलेज के पीछा हरिजन हॉस्टल मे के गेल रहै।"

"धत्, तूं तऽ सभटा उघैरे देलही।"

" हँ, तू लवकी पोखैर पर की करैत छेलही ?"

दुनू छौड़ी के मोन मे गुदगुदी भs रहल छै। दुनू गिलेशन बाजार जै कँ योजना बनौलथि। पैर गिलेशन दिस दुनू बढ़ा देलथि। आइ-काल्हि कॉलेज मे पढ़ाई-लिखाई सँ बेसी ब्वॉय-गर्ल फ्राइंड बनबै के ट्रेंड चलि रहल छै। पढ़ाई-लिखाई गेलै तेल लबै लेल।

मोनू आओर श्रेया कँ बीच चारि साल सँ प्रेम प्रसंग छै। कतेक बेर पछबैर बाध मे देखल गेलै एक संग। एक दिन देवहार मे मुक्तेश्वर स्थान मे मूरही-कचड़ी खैत छलि ओकरा संग। अंधरा मे कुमार टॉकिज मे फिल्म देखै लेल जैत छलीह। मोनू एम ए मे छथि। गाँजा पिबति छथि अर्जुन कलम मे जा कs। किछु आओर छौड़ा सभ सेहो संग दैत छन्हि।

गाम मे दारू भेट रहल छै। गाजा पीबै वाला बेसी अछि गाम मे।रतन एक दिन गिनलक-' गाम मे 23 टा पागल छै।' दिमागी रूप सँ लोचा वाला लोक ज्यादा गाम मे देखल जा रहल छै।

दुर्गा दारू पीब कs अंधरा मे लुढ़ैक गेल छलै। ओकरा लाबै लेल तीन आदमी अंधरा भेजल गेलै। इ हाल छै युवा कँ। पढ़ै के नाम पर सभटा बोकवा भs रहल छै। चारि-पाँच पाँति शुद्ध-शुद्ध लिखल नहि होएत छै आ वो एम ए पास छथि।

"हौ गजब भs गेलै।"

"से की भेलै ?"

" रेवती भागि गेलीह राति मे।"

"केकरा संगे ?"

" तेतरू संगे।"

"ओकर माए सतवरती बनल छलीह।"

"हँ, कियो अगर हुनका कहैत छलन्हि जे रेवती जवान भs गेल काकी, तँ जवाब दति छलथिन्ह -" तोड़ो बहिन जवान भs गेल छौ।"

" देश-दुनिया खराब नहि भेलैए, बल्कि लोक सभ खराब करबा मे लागल छै।"

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

"हँ,.... ।"

गाम मे भागा-भागी बेसी बढ़ि गेलैए। जवान छौड़ा-छौड़ी नयन-मटक्काक खेल बेसी खेलs लागल अछि। गामक फलाँ कँ बहिन कँ ओ बहिन मानै लेल तैयार नहि छै।

गामक वातावरण कँ बिगाड़ै मे डीजे कँ भूमिका मैन छै। डीजे पर बजैत अश्लील गीत जवनका सँ बेसी बुढ़बो कँ हड्डी मे जान लाबि दैत छै।

बाबा बाँस तs दारूबाज, गँजेरी, नशेरी कँ अड्डा बनि गेल छै।

इ थिक गाम 'मंगरौना'। उदय जी कँ सरकारी जॉब भेटलाक बाद गिनाउ जे कियो कम्पीटीशन पास कैने होएत , नहि ने ? इ गामक विकास छियैय। गाम बौरा गेलै। बैजू राम कँ लड़का भांग खाकs पागल भs रहल छै। सभ युवा भटैक रहल छै। गार्जियन रोकवा मे असमर्थ छथि।

संचार क्रांति युवाक लेल नीक छै तँ खराबो छै। ज्यादातर युवा मोबाईल घांटै मे लागल रहति छथि। इ छियैय युवाक नशा। सोशल मीडिया पर अनाप-शनाप लिखनै कँ ओ अपन धर्म समैझ रहल छथि। साँझ-विहनसर विद्यार्थी के अपन-अपन दलान पर वा घर मे पढ़ै कँ रबाज़ छेलै से खतम भs गेलै। कियो नहि पढ़ैत अछि । सभ कियो बिना पढ़ने विद्वान भs गेलाह अछि।

"की रौ, पटलौ की नहि ?"

"की कहलीह ?"

" पटबैत पटबैत पानि निकैल गेल, परञ्च इ बेबी डॉल भावे नहि दति अछि। की करीयै ?"

" एक दिन पकड़ि कँ ला ने।"

" खूब कs दति छियैए।"

" डर नहि होएत छौ।"

"जे डरि गेलै से मरि गेलै।"

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

पुलिस कँ गाड़ी लागल छै। पवन कँ मारि कऽ भैटला बान्ह के पुलिया तर मे फेक देने छेलै। माथा पर जेना पाथर सँ चोट मारने छै। पुलिस कँ कैमरा मैन फोटो खिचलथिन्ह। पुलिस पोस्टमार्टम लेल लाश कँ मधुबनी भेज देलथिन्ह। प्रेम मतलब 'मर्डर' होएत छै मिथिला मे।

"पछमी सभ्यताक नकल आओर शहरी वातावरण के नकल सँ गाम खराब भऽ जा रहल छै।"

"सभटा उघैरे कँ चलनै ठीक छियैय ?"

" मोबाईल नेना-भुटा सभ लग छै। चौदह बरख होएत छै आओर ओ परेम करऽ लगैत अछि। "

"ओकरा बुझैत छै परेम माने घिच्चम-तिरा।"

मधु आओर जगत गप मे लागल छलाथि। परंपरा, मिथिलाक रहन-सहन, संस्कृति वगैरह दुनिया कँ आन कोना सँ अलगे छै। भगा-भग्गी गाम मे बढ़ि गेल छै।

घोंघड़रिया मे कार्तिक मेला मे छौड़ा सभ उत्पात मचौने रहै। खूब मारि खेलाथि। थुथुन फुलि कऽ फूटबाल भऽ गेल छलन्हि। गामक इज़्ज़त-आबरू पर हाथ डालनै कतहुँ उचित नहि कहल जा सकैत अछि। ढेर रास मारि लगलन्हि।

भागि कऽ ब्याह करै कँ परंपरा बढ़ि रहल छै। समाज मे इ स्वीकारोक्ति बढ़ि रहल छै। परिवार आओर समाज नहि स्वीकार करतिहीन तँ हुनका लग चारा कोन छन्हि। तँ जो बाउ जिनगी तोहर जिबै के तोहर अधिकार छौ। मारि-दंगा सँ इ रोकल नहि जा सकैत अछि। संस्कार आओर परबरिस एकर जिम्मेदार अछि। ओना तँ इ रोकनै कठिन छै।

"की हालचाल अछि ?"

"गरीबक हाल की पूछैत छियैय मालिक ?"

"गरीब लुटि लबैए आओर कुटि खैत अछि।"

"संतोष पढ़ैत छथि, ने ?"

"हँ, मालिक दरिभंगा मे पढ़ैत अछि।"

" पढ़s दिऔ।"

सीएम साइंस कॉलेज मे पढ़लाक बाद ओ जयपुर चलि गेलाह। जयपुर मे पहिल काज नवका मकान मे पुताई वाला किछु दिन धरि केलाह। तदोपरांत होटल मे किछु दिन काज केलाह। तीन अक्टूबर, 2003 कैँ ओ दिल्ली चलि गेलाह। दिल्ली मे काज नहि भेटैत छलन्हि तs हुनकर बड़ भाई कहलकन्हि, "तू गाम चलि जा।"

अहि बीच गार्डक नौकरी हिनका भेटलन्हि।इ गार्डक नौकरी करs लागलाथि लाजपत नगर मार्किट मे। लगभग 12 साल धरि इ गार्डक नौकरी केलाथि।संग मे दिन मे जामिया मे पढ़ैत छलाह। किछु ट्यूशन दैत छलथिहिन। जिनगी बड़ि संघर्षक नाम छियैय। अनाथ छलाथि संतोख। बाबूजी कैँ मरला कैँ बाद विखंडित परिवार मे कमौवा रहलाक बादो एकटा होनकार कैँ पढ़ौल नहि भेलन्हि किनको। गाम समाज कैँ कोन मतलब।

"जिन्दगी किराये का घर है, सबको एक दिन जाना पड़ेगा।"

निरगुन गबैत सियालाल बाबा मटैक रहल छथिन्ह। सियालाल बाबा बेजोर गबैत छलथिहिन- "अपने खैंहें माछक कुटिया , पिया के दियैह झोर। बेटी कहियो नहि होइहैं कमजोर।"

लोक कलाकार छलाथि सियालाल बाबा। थानतर हुनकर प्रोग्राम बड़ि नीक छलन्हि। ओ खिस्सा कहैत छलथिन्ह - इस्कूल पीछा मे मालिक कैँ महिस चरवाहा महिस चरावैत छल। गरीब रहबाक कारने ओकरा पढ़ल नहि भेलै। तैं ओ इस्कूले पीछा मे महिस चराबैत छल जे किछु ज्ञान तs भेटे जाएत। ओ किछु नहि सीखलक सिबाय- 'यस आओर नो' कैँ। एक दिन मालिक कैँ घर मे चोरी भेलन्हि। पुलिस-दरोगा तहकीकात करवाक लेल एलथिन्ह।

" बताइए, आपको किस पर शक है ?"

" सर, घर मे तो बाहरी कोई नहि है।"

" फिर चोरी कैसे हुआ ?"

" नहि मालूम सर।"

" किसी ने नहि देखा ?"

"नहि सर।"

" घर मे मंगरूआ छोड़ि कऽ आओर बाहरी कोई नहि है।"

" ये मंगरूआ कोन है ? बुलाइए उसको।"

मंगरूआ इ सुनि कऽ कि दरोगा हमरा बुलौलकऽ पेंटे मे मुति देलकै।

" हँ, मालिक।"

" तुम्हारा नाम क्या है ?"

" मंगलदेव ।"

" तो फिर ये मंगरूआ कोन है ?"

" हमही छियैय मालिक।"

" तो बताओ घर में तुमने चोरी की है ?"

दरोगा के हिंदी मे बाजैत सुनि कऽ मंगरूआ सोचलक क्याक नहि हमहुँ इस्कूल कँ पीछा मे महिस चरबैत भेटल ज्ञान कँ भँझौव। मंगरूआ प्रत्युत्तर देलकै -

" यस सर।"

आब तऽ मंगरूआ कँ खैर नहि। दरोगा बजलाह -

" चोर मिल गया।"

आब मंगरूआ कँ लाठी परऽ लगलन्हि -

" माए गै माए....। बाप रौ बाप....।"



ISSN 2229-547X VIDEHA

मंगरूआ हाक मारि कS कानS लागल -

" यौ मालिक, बचौ ने यौ। माए गै माए...। बाप रौ बाप....।"

दरोगा फेर दू लाठी मंगरूआ कें मारलकिहीन आओर पूछलथिन्ह -""बताओ, माल कहाँ छुपा कर रखा है ?"

" बाप रौ बाप...। हमरा मारि देलक...। हमरा नहि बुझल अछि मालिक... यौ मालिक...।"

"साले तुम्हें नहि पता है तो किसको पता होगा।"

"नो....नो सर।"

इ इस्कूल कें पीछा मे महिस चरबैत पढ़लाहक परिणाम छलैह।

*( धारावाहिक उपन्यास 'मंगरौना' केर बाकी अंश अगिला खेप मे )*

*-संतोष कुमार राय 'बटोही', ग्राम-मंगरौना, पोस्ट- गोनौली, थाना- अंधराठाढ़ी, जिला- मधुबनी, बिहार- 847401. मोबाईल नंबर- 6204644978*

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।



ISSN 2229-547X VIDEHA

रबीन्द्र नारायण मिश्र

लजकोटर

-३३-

मदनबाबूक कोठी खालीभए गेलैक । विद्यार्थीसभ परीक्षा खतम होइते अपन-अपन ठामपर चलि गेलाह । रचना आओर माधव सेहो ओहिकोठीकेँ छोड़ि कतहुँ आनठाम रहए लगलाह । बादमे कहिओ कुसुम कहलथि-

"अहाँ माधवकेँ जनैत छलिऐक की?"

"की बात?"

"ओ अहाँक चर्चा करैत रहैत छल।"

"अहाँ ओकरा कोना जनैत छिऐक?"

"हमरा ओतए काजक हेतु आएल रहए । अहाँक परिचय देलक । हम एकटा काज देबो केलिऐक ।मुदा ओकरा संगे तँ बहुतभारी दुर्घटना भए गेलैक?"

"की भेलैक?"

"ओ काजपर गेल छल । रचना घरे पर रहैक । ओकरा की फुरेलैक जे ओहिदिन बसस्टापेपरसँ वापस भए गेल । घर पहुँचैए तँ कोठरी अन्दरसँ बंद छल । कानपाथिकए सुनलक तँ विचित्र तरहक आबाजसभ सुनाइ । बाहर ककरो जुता राखल सेहो देखलक । मोन तामसे व्यग्र भए गेलैक । ओ केबारपर जोरसँ लात मारलक । कमजोर केबार छलैक । धराम दए खसि पड़लैक। रचना आ किशुनधरफराकए बाहरनिकलल । मुदा माधव तँ पिशाँच भए गेल छल । ओहिठाम राखल कुरहरिउठओलक आ किशुनपर बजारि देलक । किशुनक माथसँ खुनक फुचक्का निकलि रहल छल । रचना कतबो प्रयास केलक ओकरा नहि बचा सकलि।अस्पताल जाइत-जाइत ओकर मृत्यु भए गेलैक ।"

"तखन?"

"तखन की?माधव पकड़ल गेल । जहलमे बंद अछि ।"

"ई तँ बड़ अनर्थ भए गेल । "

‘‘दामोदर हमरा ओहिठामसँ किछुदिनसँ संपर्कमे छल । ओकर किछु कारबारसभ चलैत छलैक जाहि हेतु हमरा ओहिठामसँ आदमी लए जाइत छल। ओ सभजरुरतमंद छल, परेसान छल, तँ हम दामोदरक ओहिठाम एकरासभकँ पठा देलिऐक । यद्यपि दामोदरक गतिविधि संदेहास्पद तँ छलहे । ओएहसभ ओकररहबाक हेतु डेरा सेहो अपने लगपास ताकि देलक । घटनाक्रम एहन रुखिलेत से के जनैत छल?"

हम सोचमे पड़ि गेलहुँ । कैकबेर मोन मे होअए जे बेकारे एकरासभकँ काजपरसँ निकालि देलहुँ । साइत एहि झंजटमे नहि पड़ैत । साइत जान बचि जइतैक । तखने इहो सोचाए जे की पता,हमरे किछु अनट कए दैत । कोठीमे बिदति तँ कइए देने रहए।हमरा परेसान देखि कुसुमबजलीह-

"अहाँ तँ चिंतामे पड़ि गेलहुँ । ई महानगर छैक । ककर-ककर की-की देखैत रहब? अपन काजसँ मतलब राखी ।"

"फेर ओएह बात । आदमी छी तँ संवेदना हेबे करत,हेबेक चाही । कोनो यंत्र थोड़े छी?"

हम कुसुमसँ गप्प करितहि रही की लताक फोन आएल।

सुनलहुँ जे अहाँ हमरे ओहिठाम छी । हम आबिए रहल छी । अगुताएब नहि ।"

आब जखन ओरोकिए लेलीह तँ कोना चलि अबितहुँ । बैसल कुसुमसंगे गप्प-सप्प करए लगलहुँ । गप्पेक क्रममे ओ कहलीह -"दामोदर नीक लोक नहि अछि । "

"ओ कोन नव गप्प अछि ।"

"अखन अहाँकँ बहुत बात नहि बूझल अछि ।"

"किछु विशेष गप्प छैक की?"

अहाँकँ पता अछि जे ओ जहलसँ कोना छुटल?"

"हम की जानेगेलिऐक?"

"तँ सुनू । दामोदरआ ओकरसंगीसभकेँ नीरजक हत्या ओ डकैतीक मामलामे सजा तँ भेनहि रहैक । मुदा ओ सभ कोना ने कोना पुलिसक सभटा सबूत हथिआ लेलक । केसक जिरह होइत रहैक । जज बेर-बेर सबूत माँगैक । पुलिसक फाइलेगायब भए गेलैक । कतबो प्रयास केलक फाइल नहि भेटलैक । हारि कए सबूतक अभावमे जज एकरासभकेँ छोड़ि देलक। ओकरा लगमे आओर कोनो उपाय नहि रहि गेलैक । ऐहिबातसँ खुश भएदामोदर वैष्णवदेवीक दर्शन करए गेल छल कि एमहर ई कांड भए गेलैक।"

किशुन मारल गेल । ताहिसँ पहिने बटुक स्वयं पानिमे डुबिकए मरि गेल । माधव किशुनक हत्याक आरोपमे जहलमे बंद अछि । आब रचना की करितए? पहुँचल दामोदर लग। ओ वैष्णवदेवीसँ लौटले छलाह ।मालती पहिनहिसँ ओतहि रहथि ।रचनाक माथा काज नहि कए रहल छलैक । ओ विक्षिप्त भए गेल छलीह । कखनो बटुक, तँ कखनो माधव, तँ कखनो किशुनक नाम लैत चिकरैत छलीह । दामोदर रचनाक बगए देखि डरा गेल। मालती लाख बुझाबक प्रयास केलकैक , ओ नहि रुकल,चिकरिते- चिकरिते ओहि घरक देबालसँ बाहर चलिगेलि।तकरबाद ओ कतए गेल,ककरा संगे गेल आइ धरि किछु पता नहि चलि सकल।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।



ISSN 2229-547X VIDEHA

डॉ. किशन कारीगर

बहिन के अंगना भरदुतिया नत पूरब

गोबर स निपल आंगन मे पिठारक अरिपन.
पिरही पर बैस बहिन के अंगना भरदुतिया नत पूरब.

भाई बहिन के निश्छल सिनेह समर्पण.
आश बहिन के राखब भैया जुग जुग अहाँ जीयब.

आई दौगल अबै हेतै हमरो भैया गाम स
बाट तकैत बहिन कहि भैया के नाम लअ

भैगना भैगनी सेहो खुशी मनबै छै
मामा अबै हथिन नाना गाम स

मामा एलै अपना बहिन गाम
भरदुतिया नत लेलकै केहेन सिनेहगर

भाए बहिन के पाबैन भरदुतिया अबौ
सबहक भाईक औरदा रहौ सब बहिन के आश रहौ.

जुग जुग जीबौ भाई बहिन सब
भरदुतिया मे बहिन अंगना नत पूरब.

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

कल्पना झा

नहि रहल लचारी

उठि 'दिनमा' के भोरहिं सं,

माथ पर असबार,

नहि तों किछु काज करै,

थारी भरि संहारि,

मालिक इ कि अनहोर करै छी,

फूसि फटका कि बजय छी,

जुनि बुझु ने इ हमर लचारी,

पुरखा क ड़्योढ़ी हम संभारी,

नहि किछु बेगरता आब हमरा अछि,

भरी रहल हमरो बखारी,

गप्प तो किछु नहि पतियै,

हमरा सं तों गाल बजोबै,

उठा कोदारी लय जो फुलवारी,

तामहि खेत बनो तों क्यारी,

सुनि 'दिनमा' के सनक फुटि परल,



ISSN 2229-547X VIDEHA

मालिक पहिले दरमाहा दहक,

सुनि मालिक सकदम्म भेला,

माथ पकरि ठामहि बैसला,

नहि किछु आब भेद रहल,

छोट पघि सब चेत रहल,

हरही सोरही आब नहि कियो रहल,

काजक बल पर सब जागि रहल।

*-कल्पना झा, बोकारो*

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।



ISSN 2229-547X VIDEHA

.........................................................................................................................

संघ लोक सेवा आयोग/ बिहार लोक सेवा आयोगक परीक्षा लेल मैथिली (अनिवार्य आ ऐच्छिक) आ आन ऐच्छिक विषय आ सामान्य ज्ञान (अंग्रेजी माध्यम) हेतु सामिग्री

[STUDY MATERIALS FOR UPSC (UNION PUBLIC SERVICE COMMISSION) & BPSC (BIHAR PUBLIC SERVICE COMMISSION) EXAMS- MAITHILI (COMPULSORY & OPTIONAL) AND OTHER OPTIONALS AND GENERAL STUDIES (ENGLISH MEDIUM)]

*Videha e-Learning*




विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

पेटार (रिसोर्स सेन्टर)

शब्द-व्याकरण-इतिहास

MAITHILI IDIOMS & PHRASES मैथिली मुहावरा एवम् लोकोक्ति प्रकाश- रमाकान्त मिश्र मिहिर (खाँटी प्रवाहयुक्त मैथिली लिखबामे सहायक)

डॉ. ललिता झा- मैथिलीक भोजन सम्बन्धी शब्दावली (खाँटी प्रवाहयुक्त मैथिली लिखबामे सहायक)

मैथिली शब्द संचय MAITHILI DICTIONARY- RAMDEO JHA (खाँटी प्रवाहयुक्त मैथिली लिखबामे सहायक)

ENGLISH MAITHILI COMPUTER DICTIONARY

MAITHILI ENGLISH DICTIONARY

अणिमा सिंह -Shishu_Geet_Khel_Anima_Singh

डॉ. रमण झा

मैथिली काव्यमे अलङ्कार अलङ्कार-भास्कर

आनन्द मिश्र (सौजन्य श्री रमानन्द झा "रमण")- मिथिला भाषाक सुबोध व्याकरण

BHOLALAL DAS मैथिली सुबोध व्याकरण- भोला लाल दास

राधाकृष्ण चौधरी- A Survey of Maithili Literature

..........................................................................................................................

मूलपाठ

तिरहुता लिपिक उद्भव ओ विकास (यू.पी.एस.सी. सिलेबस)

राजेश्वर झा- मिथिलाक्षरक उद्भव ओ विकास (मैथिली साहित्य संस्थान आर्काइव)

Surendra Jha Suman दत्त-वती (मूल)- श्री सुरेन्द्र झा सुमन (यू.पी.एस.सी. सिलेबस)

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

प्रबन्ध संग्रह- रमानाथ झा (बी.पी.एस.सी. सिलेबस) CIIL SITE

.......................................................................................................................

समीक्षा

सुभाष चन्द्र यादव-राजकमल चौधरी: मोनोग्राफ

शिव कुमार झा "टिल्लू" अंशु-समालोचना

डॉ बचेश्वर झा- B_JHA_Nibhand_Nikunj.pdf

डॉ. देवशंकर नवीन- Adhunik_Sahityak_Paridrishya

डॉ. रमण झा- भिन्न-अभिन्न

प्रेमशंकर सिंह- मैथिली भाषा साहित्य:बीसम शताब्दी (आलोचना)

डॉ. रमानन्द झा 'रमण'

हिआओल

अखियासल CIIL SITE

दुर्गानन्द मण्डल-चक्षु

RAMDEO JHA दत्त-वतीक वस्तु कौशल- डॉ. श्रीरामदेवझा

SHAILENDRA MOHAN JHA परिचय निचय- डॉ शैलेन्द्र मोहन झा

.......................................................................................................................

अतिरिक्त पाठ

पहिने मिथिला मैथिलीक सामान्य जानकारी लेल एहि पोथी कँ पढ़ू:-

राधाकृष्ण चौधरी- मिथिलाक इतिहास

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

फेर एहि मनलग्गू फाइल सभकेँ सेहो पढ़ू:-

केदारनाथ चौधरी

चमेलीरानी      माहुर      करार

कुमार पवन

पइठ (मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ कथा) (साभार अंतिका)   डायरीक खाली पन्ना (साभार अंतिका)

योगेन्द्र पाठक वियोगी- विज्ञानक बतकही

रामलोचन ठाकुर- मैथिली लोककथा

SAHITYA AKADEMI

http://sahitya-akademi.gov.in/publications/e-books.jsp

http://sahitya-akademi.gov.in/general/Digitalbooks.jsp

CIIL

http://corpora.ciil.org/maisam.htm

अखियासल (रमानन्द झा रमण)

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI1.pdf

जुआयल कनकनी- महेन्द्र

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI2.pdf

प्रबन्ध संग्रह- रमानाथ झा (बी.पी.एस.सी. सिलेबस)

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI3.pdf

सृजन केर दीप पर्व- सं केदार कानन आ अरविन्द ठाकुर

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI4.pdf

मैथिली गद्य संग्रह- सं शैलेन्द्र मोहन झा

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI5.pdf

JNU

http://sanskrit.jnu.ac.in/maithili/index.jsp

http://sanskrit.jnu.ac.in/student_projects/lexicon.jsp?lexicon=maithili

ARCHIVE.ORG

https://archive.org/details/%40vijay_deo_jha?&sort=-publicdate&page=2

VIDEHA MAITHILI BOOKS/ PICTURE-AUDIO-VIDEO ARCHIVE

http://videha.co.in/new_page_15.htm

https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/

ALL INDIA RADIO DOORDARSHAN आकाशवाणी दूरदर्शन

http://prasarbharati.gov.in/

http://newsonair.com/

https://doordarshan.gov.in/

आकाशवाणी मैथिली पोडकास्ट http://prasarbharati.gov.in/podcast.php?filterlang=Maithili&from=1947-08-15&fromwp=2020-08-29&to=2050-12-31&search=GO

आकाशवाणी पटना/ दरभंगा मैथिली रेजनल न्यूज टेक्स्ट डाउनलोड-1 http://newsonair.com/RNU-NSD-Audio-Archive-Search.aspx

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

आकाशवाणी पटना/ दरभंगा मैथिली रेजनल न्यूज टेक्स्ट डाउनलोड-2 http://newsonair.com/Regional-Text.aspx

आकाशवाणी दरभंगा http://prasarbharati.gov.in/playersource.php?channel=282

आकाशवाणी दरभंगा यू ट्यूब चैनल https://www.youtube.com/channel/UCGdNveEFmv4pPolWiTEMxVA

आकाशवाणी भागलपुर http://prasarbharati.gov.in/playersource.php?channel=359

आकाशवाणी पूर्णियाँ http://prasarbharati.gov.in/playersource.php?channel=256

आकाशवाणी पटना http://prasarbharati.gov.in/playersource.php?channel=122

IGNCA

http://ignca.nic.in/coilnet/mithila.htm

http://ignca.nic.in/coilnet/kalyani.htm (MAITHILI ENGLISH DICTIONARY)

http://tdil.mit.gov.in/CoilNet/IGNCA/mithila.htm

MITHILA DARSHAN

https://mithiladarshan.com/ (online pdf of Maithili journal)

I LOVE MITHILA

https://www.ilovemithila.com/ (online maithili journal)

मैथिली साहित्य संस्थान

https://www.maithilisahityasansthan.org/

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

https://www.maithilisahityasansthan.org/resources (online pdf of Reasearch Papers/ books)

........................................................................................................................

VIDEHA e-LEARNING YOUTUBE CHANNEL

https://www.youtube.com/channel/UC4abVKqMj2pDWIAkXiOHp7A

विदेहक किछु विशेषांक:-

१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८

Videha_15_06_2008.pdf Videha_15_06_2008_Tirhuta.pdf 12.pdf

२) गजल विशेषांक २१ म अंक, १ नवम्बर २००८

Videha_01_11_2008.pdf Videha_01_11_2008_Tirhuta.pdf 21.pdf

३) विहनि कथा विशेषांक ६७ म अंक, १ अक्टूबर २०१०

Videha_01_10_2010 Videha_01_10_2010_Tirhuta 67

४) बाल साहित्य विशेषांक ७० म अंक, १५ नवम्बर २०१०

Videha_15_11_2010 Videha_15_11_2010_Tirhuta 70

५) नाटक विशेषांक ७२ म अंक १५ दिसम्बर२०१०

Videha_15_12_2010 Videha_15_12_2010_Tirhuta 72

६) नारी विशेषांक ७७म अंक ०१ मार्च २०११

Videha_01_03_2011 Videha_01_03_2011_Tirhuta 77

७) अनुवाद विशेषांक (गद्य-पद्य भारती) ९७म अंक



ISSN 2229-547X VIDEHA

Videha_01_01_2012 Videha_01_01_2012_Tirhuta 97

८) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक १११ म अंक, १ अगस्त २०१२

Videha_01_08_2012 Videha_01_08_2012_Tirhuta 111

९) भक्ति गजल विशेषांक १२६ म अंक, १५ मार्च २०१३

Videha_15_03_2013 Videha_15_03_2013_Tirhuta 126

१०) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक १४२ म, अंक १५ नवम्बर २०१३

Videha_15_11_2013 Videha_15_11_2013_Tirhuta 142

११) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक १६९ म अंक १ जनवरी २०१५

Videha_01_01_2015

१२) अरविन्द ठाकुर विशेषांक १८९ म अंक १ नवम्बर २०१५

Videha_01_11_2015

१३) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक १९१ म अंक १ दिसम्बर २०१५

Videha_01_12_2015

१४) विदेह सम्मान विशेषाक- २००म अक १५ अप्रैल २०१६/ २०५ म अक १ जुलाई २०१६

Videha_15_04_2016

Videha_01_07_2016

१५) मैथिली सी.डी./ अल्बम गीत संगीत विशेषांक- २१७ म अंक ०१ जनवरी २०१७

Videha_01_01_2017

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

१६) मैथिली वेब पत्रकारिता विशेषांक

VIDEHA 313

लेखकसं आमंत्रित रचनापर आमंत्रित आलोचकक टिप्पणीक शृंखला

१७) मैथिली बीहनि कथा विशेषांक-२

VIDEHA 317

१८) रामलोचन ठाकुर विशेषांक

VIDEHA 319

१९) रामलोचन ठाकुर श्रद्धांजलि विशेषांक

VIDEHA 320

२०) राजनन्दन लाल दास विशेषांक

VIDEHA 333

लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

विदेहक दू सए नौम अंक Videha_01_09_2016

"पाठक हमर पोथी किए पढ़थि"- लेखक द्वारा अप्पन पोथी/ रचनाक समीक्षा सीरीज

१. आशीष अनचिन्हार 'विदेह' क ३२७ म अंक ०१ अगस्त २०२१

एडिटर्स चोइस सीरीज

एडिटर्स चोइस सीरीज-१

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

विदेहक १२३ म (०१ फरबरी २०१३) अंकमे बलात्कारपर मैथिलीमे पहिल कविता प्रकाशित भेल छल। ई दिसम्बर २०१२ क दिल्लीक निर्भया बलात्कार काण्डक बादक समय छल। ओना ई अनूदित रचना छल, तेलुगुमे पसुपुलेटी गीताक एहि कविताक हिन्दी अनुवाद केने छलीह आर. शांता सुन्दरी आ हिन्दीसँ मैथिली अनुवाद केने छलाह विनीत उत्पल। हमर जानकारीमे एहिसँ बेशी सिहराबैबला कविता कोनो भाषामे नहि रचल गेल अछि। सात सालक बादो ई समस्या ओहने अछि। ई कविता सभकेँ पढ़बाक चाही, खास कऽ सभ बेटीक बापकेँ, सभ बहिनक भाएकेँ आ सभ पत्नीक पतिकेँ। आ विचारबाक चाही जे हम सभ अपना बच्चा सभ लेल केहन समाज बनेने छी।

एडिटर्स चोइस सीरीज-१ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-२

विदेहक ५०-१०० म अंकक बीच ब्रेस्ट कैंसरक समस्यापर विदेह मे मीना झा केर एकटा लघु कथा प्रकाशित भेल। ई मैथिलीक पहिल कथा छल जे ब्रेस्ट कैंसर पर लिखल गेल। हिन्दीमे सेहो ताधरि एहि विषयपर कथा नहि लिखल गेल छल, कारण एहि कथाक ई-प्रकाशित भेलाक १-२ सालक बाद हिन्दीमे दू गोटेमे घोंघाउज भऽ रहल छल कि पहिल हम आकि हम, मुदा दुनूक तिथि मैथिलीक कथाक परवर्ती छल। बादमे ई विदेह लघु कथामे सेहो संकलित भेल।

एडिटर्स चोइस सीरीज-२ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-३

विदेहक ५०-१०० म अंकक बीच जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिलक किछु बाल कविता प्रकाशित भेल। बादमे हुनकर ३ टा बाल कविता विदेह शिशु उत्सवमे संकलित भेल जाहिमे २ टा कविता बेबी चाइल्डपर छल। पढ़ू ई तीनू कविता, बादक दुनू बेबी चाइल्डपर लिखल कविता पढ़बे टा करू से आग्रह।

एडिटर्स चोइस सीरीज-३ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-४

विदेहक ५०-१०० म अंकक बीच जगदानन्द झा मनुक एकटा दीर्घ बाल कथा कहि लिअ बा उपन्यास प्रकाशित भेल, नाम छल चोनहा। बादमे ई रचना विदेह शिशु उत्सवमे संकलित भेल, ई रचना बाल मनोविज्ञानपर आधारित मैथिलीक पहिल रचना छी, मैथिली बाल साहित्य कोना लिखी तकर ट्रेनिंग कोर्समे एहि

उपन्यासकेँ राखल जेबाक चाही। कोना मौडर्न उपन्यास आगाँ बढ़ै छै, स्टेप बाइ स्टेप आ सेहो बाल उपन्यास। पढ़बे टा करू से आग्रह।

एडिटर्स चोइस सीरीज-४ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-५

एडिटर्स चोइस ५ मे मैथिलीक "उसने कहा था" माने कुमार पवनक दीर्घकथा "पइठ" (साभार अंतिका) । हिन्दीक पाठक, जे "उसने कहा था" पढ़ने हेता, केँ बुझल छन्हि जे कोना अहि कथाकेँ रचि चन्द्रधर शर्मा 'गुलेरी' अमर भऽ गेलाह। हम चर्चा कऽ रहल छी, कुमार पवनक "पइठ" दीर्घकथाक। एकरा पढ़लाक बाद अहाँकेँ एकटा विचित्र, सुखद आ मोन हौल करैबला अनुभव भेटत, जे सेक्सपीरिअन ट्रेजेडी सँ मिलितो लागत आ फराको। मुदा एहि रचनाकेँ पढ़लाक बाद तामस, घृणा सभपर नियंत्रणकेँ आ सामाजिक/ पारिवारिक दायित्वकेँ सेहो अहाँ आर गंभीरतासँ लेबै, से धरि पक्का अछि। मुदा एकर एकटा शर्त अछि जे एकरा समै निकालि कऽ एक्के उखड़ाहामे पढ़ि जाइ।

एडिटर्स चोइस सीरीज-५ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-६

जगदीश प्रसाद मण्डलक लघुकथा "बिसाँढ़": १९४२-४३ क अकालमे बंगालमे १५ लाख लोक मुइला, मुदा अमर्त्य सेन लिखैत छथि जे हुनकर कोनो सर-सम्बन्धी एहि अकालमे नहि मरलन्हि। मिथिलोमे अकाल आएल १९६७ ई. मे आ इन्दिरा गाँधी जखन एहि क्षेत्र अएली तँ हुनका देखाओल गेल जे कोना मुसहर जातिक लोक बिसाँढ़ खा कऽ एहि अकालकेँ जीति लेलन्हि। मैथिलीमे लेखनक एकभगाह स्थिति विदेहक आगमनसँ पहिने छल। मैथिलीक लेखक लोकनि सेहो अमर्त्य सेन जेकाँ ओहि महाविभीषिकासँ प्रभावित नहि छला आ तेँ बिसाँढ़पर कथा नहि लिखि सकला। जगदीश प्रसाद मण्डल एहिपर कथा लिखलन्हि जे प्रकाशित भेल चेतना समितिक पत्रिकामे, मुदा कार्यकारी सम्पादक द्वारा वर्तनी परिवर्तनक कारण ओ मैथिलीमे नहि वरण् अवहट्ठमे लिखल बुझा पड़ल, आ ओतेक प्रभावी नहि भऽ सकल कारण विषय रहै खाँटी आ वर्तनी कृत्रिम। से एकर पुनः ई-प्रकाशन अपन असली रूपमे भेल विदेहमे आ ई संकलित भेल "गामक जिनगी" लघुकथा संग्रहमे। एहि पोथीपर जगदीश प्रसाद मण्डलकेँ टैगोर लिटरेचर अवार्ड भेटलनि। जगदीश प्रसाद मण्डलक लेखनी मैथिली कथाधाराकेँ एकभगाह हेबासँ बचा लेलक, आ मैथिलीक समानान्तर इतिहासमे मैथिलि साहित्यकेँ दू कालखण्डमे

बाँटि कऽ पढ़ए जाए लागल- जगदीश प्रसाद मण्डलसँ पूर्व आ जगदीश प्रसाद मण्डल आगमनक बाद। तँ प्रस्तुत अछि लघुकथा बिसाँढ़- अपन सुच्चा स्वरूपमे।

एडिटर्स चोइस सीरीज-६ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-७

मैथिलीक पहिल आ एकमात्र दलित आत्मकथा: सन्दीप कुमार साफी। सन्दीप कुमार साफीक दलित आत्मकथा जे अहाँकेँ अपन लघु आकाराक अछैत हिलोड़ि देत आ अहाँक ई स्थिति कऽ देत जे समानान्तर मैथिली साहित्य कतबो पढ़ू अहाँकेँ अछौं नहि होयत। ई आत्मकथा विदेहमे ई-प्रकाशित भेलाक बाद लेखकक पोथी "बैशाखमे दलानपर"मे संकलित भेल आ ई मैथिलीक अखन धरिक एकमात्र दलित आत्मकथा थिक। तँ प्रस्तुत अछि मैथिलीक पहिल दलित आत्मकथा: सन्दीप कुमार साफीक कलमसँ।

एडिटर्स चोइस सीरीज-७ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-८

नेना भुटकाकेँ रातिमे सुनेबा लेल किछु लोककथा (विदेह पेटारसँ)।

एडिटर्स चोइस सीरीज-८ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-९

मैथिली गजलपर परिचर्चा (विदेह पेटारसँ)।

एडिटर्स चोइस सीरीज-९ (डाउनलोड लिंक)

*जगदीश प्रसाद मण्डल जीक ६५ टा पोथीक नव संस्करण विदेहक २३३ सँ २५० धरिक अंकमे धारावाहिक प्रकाशन नीचाँक लिंकपर पढ़ू:-*

Videha_15_05_2018

Videha_01_05_2018

Videha_15_04_2018

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

Videha_01_04_2018

Videha_15_03_2018

Videha_01_03_2018

Videha_15_02_2018

Videha_01_02_2018

Videha_15_01_2018

Videha_01_01_2018

Videha_15_12_2017

Videha_01_12_2017

Videha_15_11_2017

Videha_01_11_2017

Videha_15_10_2017

Videha_01_10_2017

Videha_15_09_2017

Videha_01_09_2017

विदेह ई-पत्रिकाक बीछल रचनाक संग- मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ रचनाक एकटा समानान्तर संकलन:

*विदेह: सदेह: १ (२००८-०९) देवनागरी*

*विदेह: सदेह: १ (२००८-०९) तिरहुता*

*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०) देवनागरी*

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०) तिरहुता*

*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०)देवनागरी*

*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०) तिरहुता*

*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०)देवनागरी*

*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०) तिरहुता*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]- दोसर संस्करण देवनागरी*

*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ] तिरहुता*

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

*विदेह:सदेह १ १*

*विदेह:सदेह १ २*

*विदेह:सदेह १ ३*

*The readers of English translations of Maithili Novel "sahasrabadhani" and verse collection "sahasrabdik chaupar par" has intimated that the English translation has not been able to grasp the nuances of original Maithili. Therefore the Author has started translating his Maithili works in English himself. After these translations are complete these would be the official translations authorised by the Author of the original works.-Editor*

Maithili Books can be downloaded from: https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/

विदेह सम्मान*:* सम्मान-सूची (समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार सहित)

सूचना/ घोषणा

"विदेह सम्मान" समानान्तर साहित्य अकदेमी पुरस्कारक नामसँ प्रचलित अछि। "समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार" (मैथिली), जे साहित्य अकादेमीक मैथिली विभागक गएर सांवैधानिक काजक विरोधमे शुरु कएल छल, लेल अनुशंसा आमन्त्रित अछि।

अनुशंसा २०१९ आ २०२० बर्ख लेल निम्न कोटि सभमे आमन्त्रित अछि:
१) फेलो
२)मूल पुरस्कार
३)बाल-साहित्य
४)युवा पुरस्कार आ
५) अनुवाद पुरस्कार।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

पुरस्कारक सभ क्राइटेरिया साहित्य अकादेमी, दिल्लीक समानान्तर पुरस्कारक समक्ष रहत, जे एहि लिंक sahitya-akademi.gov.in पर उपलब्ध अछि। अपन अनुशंसा editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।





विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन: मानुषीमिह संस्कृताम्: VIDEHA: AN IDEA FACTORY



विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

प्रकाशनक अंकक सूचना देल जायत। एहि ई पत्रिकाकेँ श्रीमति लक्ष्मी ठाकुर द्वारा मासक ०१ आ १५ तिथिकेँ ई प्रकाशित कएल जाइत अछि।

 ५ जुलाई २००४ केँ http://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html ‘‘भालसरिक गाछ’’- मैथिली जालवृत्तसँ प्रारम्भ इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका धरि पहुँचल अछि,जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब ‘‘भालसरिक गाछ’’ जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA




विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA